कश्यप, मिथिलेश्वर झा, कमलेश झा, रत्नेश्वर सिंह, बदरे आलम, मोदनाथ मिश्र, राजेन्द्र सहनी समेत दरभंगाक कतोक बुद्धिजीवी सभ बैसारमे भाग लेलनि। बैसारक संचालन हम कयने छलहुँ। प्रिंट मीडिया ओ सोशल मीडिया पर ई समाचार बेस प्रसारित भेल। परिणाम भेल जे मिथिला ओ मैथिलीसँ संबंधित देशक कतोक संस्थान सभ सेहो एहि विषय पर चर्चा कयलन्हि। एक प्रकारें नारायणजीक प्रयाससँ कतोक संस्थान सभमे जागरूकता उत्पन्न भेल। सभठाम पोखरि, धार, पानि ,बाढि नियंत्रण, अतिक्रमण प्रभृतिक चर्चा होमय लागल।

धरोहरि संरक्षणक क्रियाकलापसभमे नारायणजी द्वारा हमरा सहयोग भेटय लागल। हमर प्रयाससँ इंटैक द्वारा मिथिलाक पंजी ओ पांडुलिपिक संरक्षण 2021मे ओहि संग्रहालयमे कराओल गेल। पंजी ओ पांडुलिपिक संरक्षणक दिशामे प्रायः एहन पहिल प्रयास भेल छल (पांडुलिपिक संरक्षण माने जीर्ण-शीर्ण आ खराप भेल पांडुलिपिक रासायनिक उपचार द्वारा नवीनीकरण)। नारायणजी चौधरीकें एहि काजसँ बेस प्रसन्नता भेल रहनि। एक दिन हँसी केलनि जे ई काज सभ बतहपनी छैक। हुनक कहबाक तात्पर्य छलनि जे बिना जुनून अथवा बतहपनीकें धरोहरि संरक्षणक लेल एहन काज नहि भ' सकैछ। हुनको काज जे छनि से तेहने छनि। पोखरिक सुरक्षा ओ संरक्षण एकगोट दुरूह काज छैक। आपराधिक प्रवृत्तिक लोक पोखरि पर कब्जा कयने छैक। प्रशासन ओ असामाजिक तत्व द्वारा ओकरे सहयोग भेटैत छैक। ओकर दबंगईसँ समाजक नीक लोक भयभीत रहैत छथि। तेहन स्थितिमे जँ कियो अभियान चलबैत छथि तँ हुनकर जान-मालकें सदिखन खतरा रहैत छनि। नारायण जी चौधरी ओ हुनक सहयोगीलोकनि खतराकें परबाहि बिनु कयने सदिखन अपन अभियानमे रमल रहैत छथि।

दरभंगाक प्राकृतिक धरोहरि दिग्घी ओ हराही पोखरि छैक। दरभंगा रेलवे स्टेशन द्वारा कतोक बर्खसँ एहिमे कचरा ओ दूषित पानि खसाओल जाइत छल। चौधरीजी एहिसँ आहत छलाह। कतोक बेर हमरा लोकनि एकर निदानक लेल विमर्श कयल। दिसम्बर 2021मे चंद्रधारी संग्रहालयक प्रभार हमरा भेटल। हम तुरंत रेलवेक वरिष्ठ अधिकारी सभकें पत्र लीखि कय आग्रह कयल जे रेलवेक दूषित पानिकें संग्रहालय परिसर ओ दिग्घी पोखरिमे खसेनाइ बंद कयल जाय। मीडियामे एहि समाचारकें बेस प्रसारित कयल गेल। पत्रक प्रतिलिपि पोखरि बचाउ अभियान समितिकें आवश्यक कार्रवाई हेतु सेहो देल गेल। विश्व पर्यावरण दिवस 5 जून 2022क' महाराजाधिराज लक्ष्मीश्वर सिंह संग्रहालय, दरभंगामे पोखरि बचाउ अभियानक संग संयुक्त तत्वावधानमे एकगोट कार्यक्रम आयोजित कयल गेल छल। जिला पदाधिकारी सहित कतोक गणमान्य नागरिक सभ उपस्थित भेलाह। चौधरी जी एवं कतोक बुद्धिजीवी सभ पोखरिक दशा ओ दिशाक विषयमे विस्तारसँ चर्चा कयलन्हि। जिला पदाधिकारीके दिग्घी पोखरिमे रेलवे द्वारा खसाओल जा रहल दूषित पानिकें देखा देल आ आग्रह कयल जे एकरा रोकल जाय। दिग्घी पोखरिक मोहार पर जे अतिक्रमण छैक सेहो देखलनि। हम कहलियनि जे ई अतिक्रमण समाजक शिक्षित लोक यथा -डाक्टर, इंजीनियर, प्रोफेसर, वकील, पत्रकार आदि द्वारा कयल जाइत अछि जकरा प्रशासनिक अधिकारी लोकनिक सहयोग भेटैत रहैछ। एहि बातकें ओ स्वीकार कयने छलाह।

कामेश्वर नगर परिसरक पोखरिक सौन्दर्यीकरण विश्वविद्यालय प्रशासन द्वारा कयल गेल। पोखरिक अँगनइकें नष्ट कय देल गेल। नारायण जी ओकरा चुनौतीक लेल नेशनल ग्रीन ट्रिब्यूनलमे मामिला दर्ज कयलन्हि।

ट्रिब्यूनलक आदेशसं पोखरिक अँगनइकें ठीक कयल गेल एवं कुलपतिकें दंडित कयल गेल। हराही, दिग्घी ओ गंगासागर पोखरिक दुर्दशाक निदानक लेल चौधरी जी नेशनल ग्रीन ट्रिब्यूनलमे मामिला दर्ज कयलनि। ट्रिब्यूनलक आदेश भेलैक जे पोखरिमे पानि खसेनाइ तुरंत रोकल जाय। से भेलैक। संगहि एक करोड़ एकसठि लाख टकाक जुर्माना सेहो लगाओल गेल। एहन न्यायादेश प्रायः पहिल बेर भेल छैक जाहिमे पोखरिक रक्षाक लेल जुर्माना भेल छैक। नारायण जी चौधरीक प्रयासक बड़ पैघ उपलब्धि ई निर्णय छैक।

मीडियामे एहि समाचारकें बेस प्रसारित कयल गेल। इन्टैक मुख्यालय द्वारा हमरा निदेशित कयल गेल जे नारायण जी चौधरी एवं हुनक पोखरि बचाउ अभियान समितिकें अभिनंदन कयल जाय। महाराजा लक्ष्मीश्वर सिंह मेमोरियल महाविद्यालय, दरभंगाक सभागारमे 14 अक्टूबर 2024क एक गोट भव्य कार्यक्रम आयोजित भेल। उक्त महाविद्यालय ओ इन्टैक दरभंगा चैप्टरक संयुक्त तत्वावधानमे पोखरि बचाउ अभियान समितिकें सम्मानित कयल गेल। समिति दिससँ नारायण जी चौधरी एवं हुनक सहयोगी मोहम्मद ताशिम नबावके पाग दोपटासँ सम्मानित कयल गेल। महाविद्यालयक प्रधानाचार्यक अध्यक्षतामे जल संरक्षणक वास्ते प्रयास कयनिहार बेगूसरायक शिव प्रकाश भारद्वाजके सेहो सम्मानित कयल गेल। इन्टैक दरभंगा चैप्टरक प्रोफेसर नवीन कुमार अग्रवाल अलावा प्रोफेसर विद्यानाथ झा, प्रोफेसर मुनीश्वर यादव, डा वैद्यनाथ चौधरी बैजू, प्रसिद्ध साहित्यकार प्रोफेसर भीमनाथ झा, डा वीणा ठाकुर, डा योगानंद झा, डा अवनींद्र कुमार झा, गणपति नाथ झा वैद्य, विवेकानंद झा, डा अयोध्या नाथ झा सहित शताधिक गणमान्यजन उपस्थित भेलाह। ई ओहन अवसर छल जतय दरभंगाक प्रमुख

व्यक्तित्व सभ नारायण जी चौधरीकें सुनलनि एवं हुनक सम्मान समारोहक प्रत्यक्षदर्शी बनलाह। हुनक सहयोगी मोहम्मद ताशिम नबावक उद्गार ओ व्यथा कथा सुनि अत्यंत मर्माहत भेलहुँ जे कोना-- कोना जान पर खेलि कय ओलोकनि पोखरिक रक्षा करैत छथि।

नारायण जी चौधरी निडर ओ कर्मठताक संगहि संकोची स्वभावक व्यक्ति सेहो छथि। जखन हुनका सम्मानक चर्चा हम कयल त' कहलनि जे हमर संपूर्ण टीम काज करैत अछि। हमर वकील कमलेश कुमार मिश्र सदिखन सहयोग लेल ठाढ रहैत छथि तखन व्यक्तिगत रूपसँ हमरा सम्मान स्वीकार नहि। हम कहलियनि जे वकील साहबक संगहि संपूर्ण टीमक सदस्य सभकें आमंत्रित कयल जाय। आओर सभ सदस्य उपस्थित भेलाह तखन कार्यक्रम आयोजित भेल। वकील साहब दिल्लीसँ नहि आबि सकलाह त' मैथिली साहित्य संस्थान, पटना द्वारा मैथिली दिवसक सुअवसर पर 7 जनवरी 2025क प्रसिद्ध इतिहासकार प्रोफेसर रत्नेश्वर मिश्रक कर-कमलसँ हुनका सम्मानित कयल गेल। समाजक लेल काज केनिहार एहि टीमकें सम्मानित कय कोनो संस्थान स्वयंकें गौरवशाली बुझैत अछि।

चौधरी जीक अनुसारें कोशी महासेतु निर्माणक समय विशेषज्ञ समितिक सदस्यक कहब छलनि जे ई सेतु ततेक छोट अछि जे भविष्यमे विनाशकारी साबित होयत। नारायण जी चौधरी एहि मामिलाकें उच्चतम न्यायालयमे रखलन्हि। कोर्ट कहलकनि जे उच्च न्यायालय जाउ। उच्च न्यायालयमे हिनक वकील साहब महासेतुक ठीकेदारसँ प्रभावित भेलाह आ मामिला कमजोर भय गेल (ई ओकील कियो दोसर छलाह)। चौधरी जी कहैत छथि जे ओहि मामिलाक असरि भेलैक जे कोशी पर दोसर पुल जे मधेपुरमे बनि रहल छैक से बेस नमहर बनि

रहल छैक।

पोखरि बचेबाक लेल चौधरी जी जागरुकता अभियान सदिखन चलबैत रहैत छथि। संगोष्ठी, सेमिनार, धरना, प्रदर्शन, फोटो प्रदर्शनी प्रभृतिक माध्यमसँ आम लोककें जागरूक करैत रहैत छथि। पद्मश्री मानस बिहारी वर्मा, डा गणपति मिश्र सन महान व्यक्तित्वक सहयोग भेटैत रहलनि। प्रोफेसर विद्यानाथ झा, मोदनाथ मिश्र, अजित कुमार मिश्र, गजानन मिश्र, डा अवनींद्र कुमार झा, सुशांत कुमार, मुरारी कुमार झा प्रभृति कतोक बुद्धिजीवी सभक सहयोग सेहो भेटैत रहैत छन्हि।

जँ पोखरि खुनेनाइ पुण्यक काज छैक त' ओकरा भरि कय नष्ट केनाइ महापाप अवस्स हेतैक। जे पोखरिक रक्षा करैत छथि ओ हमरा नजरिमे पुण्यात्मा अवस्स छथि। धरोहरि संरक्षणक लेल नारायण जीक समर्पणसँ हम बेस प्रभावित छी आ एहन धरोहरिक सेनानीक प्रति अत्यधिक सम्मान अछि। ईश्वरसँ हुनक दीर्घायु ओ स्वस्थ जीवनक कामना करैत छी।

अपन मतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.६.प्रणव झा- मिथिला म पोखरिक अतिक्रमण आ "तालाब बचाओ अभियान"



प्रणव झा

मिथिला म पोखरिक अतिक्रमण आ "तालाब बचाओ अभियान"

"पग-पग पोखरि, माछ-मखान" मिथिलाक पहिचान रहल अछि, जे गाम-गाम मे पोखरिक उपस्थिति आ ओहि सँ माछ आ मखानक उत्पादनक प्रचुरता देखबैत अछि। पोखरि एतुक्का जीवनक आधार रहल अछि- खेती-बाड़ी, माछ पालन, मखान उत्पादन, आ डेली केआवश्यकता जेना नहेनाइ, धोनाइ, आ माल-जाल लेल पानिक व्यवस्था एकर माध्यम सँ होइत रहल अछि। मुदा पिछला दू-अढ़ाइ दशक (2000-2025) मे ई पोखरि सभ तेजी सँ अतिक्रमणक शिकार भऽ गेल अछि। भू-माफिया सभ पोखरि सभ केँ भरबा कऽ ओहि पर

मकान, दुकान, आ बिल्डिंग बनबैत जा रहल अछि। ई धंधा कमोवेश मिथिलाक सभ जिला मे फरि-फुला रहल अछि जकरा कारण मिथिलाक जल संपदा संकट मे पड़ल अछि।

ऐ संकटक बीच श्री नारायण चौधरीजी क नेतृत्व मे "तालाब बचाओ अभियान" एकटा आशाक किरण बनल। ओ अपन अथक प्रयास सँ मिथिलाक (खास कऽ दरभंगा जिलाक) पोखरिक संरक्षणक लेल माफिया, प्रशासन, आ सामाजिक उदासीनता सँ लगातार लड़ैत आबि रहल छथि। ऐ आलेख द्वारा पोखरिक ऐतिहासिक महत्व, अतिक्रमणक कुप्रभाव, माफियाक भूमिका, चौधरीजीक संघर्ष आ उपलब्धि, आ संबंधित हालक खबर पर चर्चा करबाक प्रयास अछि।

मिथिला मे पोखरि खाली पानि सँ भरल खाइध नहि अछि, बल्कि संस्कृति, अर्थव्यवस्था, आ सामाजिक जीवनक आधार रहल अछि। 1964क दरभंगा गजेटियरक मुताबिक, दरभंगा शहर मे 300 सँ बेसी पोखरि छल। उदाहरण लेल, गंगा सागर पोखरि, हराही पोखरि, आ दिग्घी पोखरि सन पोखरि ऐतिहासिक आ सामाजिक दृष्टि सँ महत्वपूर्ण रहल अछि। ई पोखरि सभ माछ पालन आ मखान उत्पादनक केंद्र छल। मखान, जे मिथिलाक विशेष उत्पाद अछि, एकर वार्षिक उत्पादन 2000क दशक मे लगभग 50,000 टन छल, जे मुख्य रूप सँ पोखरि सँ होइत छल (आब एकर उत्पादन खेत मे सेहो होबय लागल, मुदा ई दोसर विषय अछि)। मिथिला मे पोखरिक कात मे मेला, पूजा-पाठ, आ सामुदायिक आयोजन सभ प्राचीन समय से होइत आबैत रहल अछि, जे एकर सांस्कृतिक महत्व के इंगित करय अछि।

1989 मे प्रो. एस.एच. बज्मीक सर्वे मे दरभंगा मे 213 पोखरिक उल्लेख भेल, जे 25 साल मे 87 पोखरिक कमी देखबैत अछि। 2016

मे दरभंगा नगर निगमक आँकड़ा मे ई संख्या मात्र 84 रहल, जे एकर तेजी सँ लुप्त होएबाक सोझा संकेत दैत अछि। मधुबनी जिला मे 10,755 सरकारी आ निजी पोखरि छल, जाहि मे सँ क्योटी प्रखंडक तेलिया पोखरि, सिंहवाड़ाक होलिया पोखरि, आ मनीगाछीक दिग्घी पोखरि प्रसिद्ध छल। ई पोखरि जल संरक्षणक प्राकृतिक साधन छल, जे भूजलक स्तर के बना कऽ राखैत छल आ बरसातक पानि के संरक्षित करैत छल। उदाहरण लेल, गंगा सागर पोखरिक आसपासक गाम मे 1990क दशक तक हैंडपंप मे पानिक कहियो कमी नहि होय छल, मुदा एकर सिकुड़न सँ भूजल संकट शुरू भेल, जे हाल के साल मे अक्सर गर्मी के सीजन मे देखल जा रहल अछि।

2000क दशक मे मिथिला मे शहरीकरण आ जनसंख्या वृद्धिक लहर शुरू भेल। दरभंगा शहरक जनसंख्या जे 2001 मे 2.96 लाख छल, से 2011 मे बढ़ि कऽ 3.80 लाख भऽ गेल। ऐ तीव्र जनसंख्या वृद्धिक कारण जमीनक माँग बढ़ल, आ पोखरि पर भू-माफियाक नजर पड़ल। मन पोखरि (दरभंगा), नीम पोखरि (विश्वविद्यालय थाना क्षेत्र), आ बाबा सागर दास पोखरि सन पोखरि पर माटि भरा कऽ अतिक्रमण शुरू भेल। उदाहरण लेल, मन पोखरि, जे कहियो 10 एकड़ मे पसरल छल, एकरा ऊपर धीरे-धीरे अतिक्रमण कऽ मकान बनेनाइ शुरू भेल आ 2008 तक एकर आकार घटि कऽ 6 एकड़ रहि गेल। 2005 मे दरभंगा मे भूजल स्तर नीचा जेबाक पहिल रिपोर्ट आयल, जेकरा चौधरीजी पोखरिक कमी सँ जोड़लखिन अछि। 2000-2010 के दशक मे लगभग 50 पोखरिक आंशिक अतिक्रमण भेल, जकरा भू-माफिया द्वारा पोखरिकेँ अतिक्रमण के नींवक रूप मे देखल जा सकय अछि।

2010-2020 के दशक पोखरि लेल सर्वाधिक विनाशकारी रहल। भू-माफिया संगठित रूप सँ पोखरि के निशाना बनौलक। 2013 मे चौधरीजीक सर्वे मुताबिक, दरभंगा जिला मे 9,113 पोखरि छल, मुदा 2020 तक ई संख्या 7,000 सँ नीचा चलि गेल। मोंगाबे (2020)क एकटा रिपोर्टक मुताबिक, मोइनी पोखरि (दरभंगा), डुमडुमा पोखरि (मधुबनी) माटी सँ भरल गेल। कोविड काल (2020-21) मे, जखन प्रशासन महामारी सँ जूझैत छल, माफिया 25 सँ बेसी पोखरिक अतिक्रमण कऽ लेलक। नीम पोखरिक उदाहरण लिय- 36 डिसमिल क्षेत्र राता-राती माटी सँ भरल गेल, आ ओहि पर खोपरी आ बांसक ढाठ बना देल गेल (डाउन टू अर्थ 2024)। मनीगाछी प्रखंड मे सूरयाही पोखरि (15 एकड़) आ जगरनाथ पोखरि (12 एकड़) पर मकान बनल। ऐतिहासिक दिग्घी पोखरि (20 एकड़) 2015 तक 8 एकड़ रहि गेल, आ हराही पोखरिक आधा हिस्सा माटी सँ पाटल गेल। 2020क बादो अतिक्रमण अनवरत जारी रहल अछि, मुदा किछु सकारात्मक कदम सेहो उठाओल जा रहल अछि। जनवरी 2024 मे ईटीवी भारतक खबरक मुताबिक, दरभंगा मे एकटा पोखरि (लाल पोखरि, 5 एकड़) रात मे माटि सँ भरल गेल। स्थानीय सुनील कुमारक बयान छल जे माफिया दिन-रात माटी भरि देलक, आ पुलिस चुप रहल। डीएम जांचक आदेश देलखिन, मुदा कार्रवाई नहि भेल। मखनाही मे 2023 मे एकटा पोखरि (10 डिसमिल)क अतिक्रमणक विरोध भेल, जकरा चौधरीजीक प्रभाव मानल गेल। फरवरी 2025 मे प्रभात खबरक रिपोर्टक मुताबिक, "तालाब बचाओ अभियान"क सदस्य के भू-माफिया सभ के तरफ से लगातार आक्रमण आ धमकी के सामना करऽ पड़ि रहल छैक। हुनका सभ के डीएम आ एसएसपी सँ मीलि कऽ

माफियाक धमकी सँ सुरक्षा मंगय पड़लैन, जे देखबैत अछि जे अतिक्रमणक खिलाफ लड़ाइ कतेक कठिन छैक।

श्री नारायण चौधरीजी आ "तालाब बचाओ अभियान"

श्री नारायण चौधरीजी, जे मिथिला ग्राम विकास संस्थानक संचालक छथि, 2005 मे पोखरिक संरक्षणक मुहिम शुरू कएलखिन। एकर प्रेरणा हुनका ऑफिसक हैंडपंप के सुखबाक घटना सँ भेटल। ई घटना हुनका मिथिला मे भविष्य मे होबऽ बला जल संकट के प्रति आगाह केलक। एहि लाथे ओ राजस्थान गेलखिन, जतय जल पुरुष राजेंद्र सिंह सँ जल संरक्षणक तकनीक सिखलखिन, आ दरभंगा मे 24 टा पोखरि (जेना नीम पोखरि, मन पोखरि)क सर्वे कएलखिन। प्रशासन कैँ मेमोरेंडम देलखिन, मुदा कोनो जवाब नहि भेटलनि।
2014 मे एहि संबंध मे चर्चा आ साकारात्मक योजना लेल ओ सक्रिय राजनीतिक दलक बैठक बजेलखिन। यद्यपि ई कतेक कारगर रहल ई नै कहल जा सकय अछि। आगा ओ मल्लाह एवं क्षेत्रक अन्य समुदाय सभ कैँ अपन अभियान सँ जोड़लखिन। बेतागामी पोखरि (12 एकड़) बचबैत 2015 मे हुनक एकटा साथीक हत्या तक भऽ गेलै। ऐ तरहक प्रत्येक प्रयास के बाद हुनका सभ के लगातार माफियाक धमकी आ प्रशासनक उदासीनता भेटलैन। मुदा हुनक प्रयास जारी रहलएहि क्रम मे NGT मे 2016 मे केस दायर कए, संघर्ष के कानूनी लड़ाई के रूप मे लड़ब सेहो शुरू भेल। कोविड काल मे 25 पोखरिक अतिक्रमण भेल, मुदा चौधरीजी 2021 मे फेर सक्रिय भेलखिन।
हमर माननाइ अछि जे श्री नारायण चौधरी जे "तालाब बचाओ अभियान" चला रहल छैथ, ओ मिथिला राज्य के भूगर्भिक, आर्थिक

आ सामाजिक तीनों पक्ष के लेल एकटा महत्वपूर्ण अभियान छैक। ताहि लेल नै खाली ऐ प्रकार के अभियान के चर्चा भेनाइ आवश्यक अछि अपितु जागरूकता के संग अपना अपना स्तर पर या संगठनात्मक रूप सँ ऐ प्रकार के अभियान के समर्थन सेहो आवश्यक छै। संगठन के प्रयास के एखन धरि किछु अन्य जे उपलब्धि नजर मे आयल अछि :

1. मखनाही पोखरि: 2023 मे 10 डिसमिल पोखरिक अतिक्रमण रुकल। मखानाही मे पोखरि भरबाक प्रयास स्थानीय लोक द्वारा रोकल गेल। ई विरोध चौधरीजीक जागरूकता अभियानक परिणाम छल। सुप्रीम कोर्टक निर्देश के हवाला दैत स्थानीय लोक सभ माफिया के पाछू हटय लेल मजबूर क देलखिन्ह।

2. प्रशासनिक दबाव: NGTक दबाव सँ कैएक टा पोखरि सँ अतिक्रमण हटल।

3. एहि वर्ष जनवरी के खबर छै जे एनजीटी दरभंगा रेलवे स्टेशन पर हराही आ दिग्घी पोखरि के गंदा करय के लेल 1.61 के जुर्माना लागेलक आ आपण ड्रेनेज प्रोसेस मे आवश्यक सुधार करबाक आदेश देलक अछि।

4. जागरूकता: श्री नारायण जी के नेतृत्व मे 50 सँ बेसी गाम मे पोखरिक प्रासंगिकता आ ऐ के प्रति जागरूकता के प्रचार भेल।

5. सामुदायिक संगठन: बहुत रास गाम सभ मे तालाब रक्षा समिति बनओल जा रहल अछि।

6. संस्कृति संरक्षण: तालाब बचाओ अभियान के माध्यम से मिथिलाक धरोहरक प्रति जागरूकता सेहो बढ़ाओल जा रहल अछि।

मिथिलाक पोखरि बचबाक लेल माफिया पर कठोर कार्रवाई, प्रशासनिक जागरूकता, आ सामुदायिक भागीदारी जरूरी अछि।

चौधरीजीक अभियान प्रेरणा अछि, मुदा एकर लेल व्यापक समर्थन चाही।

नारायणजी चौधरी कहैत छथि जे आब सरकार द्वारा पूरा राज्य मे पोखरि पर अतिक्रमण के पहचान कऽ अतिक्रमण मुक्त बनेबाक अभियान चलि रहल अछि। मुदा दुर्भाग्यवश दरभंगा शहर एहि मे पिछड़ल अछि। एखनहु प्रशासन पोखरि अतिक्रमण के शिकायत करय वाला के दोसर तरह सँ परेशान करैत अछि. ओकरा खिलाफ झूठ एफआईआर दर्ज करा लैत अछि। आइ धरि शहर मे कोनो व्यक्ति पर पोखरि अतिक्रमणक कोनो शिकायत दर्ज नहि भेल अछि। एहन नहि बुझाइत अछि जे हमर अभियानक कोनो असर जमीन पर पड़ि रहल अछि। लेकिन हुनकऽ अभियान केर असर ई छै कि स्थानीय लोक मे किछु चेतना भेलैक अछि। पोखरि भरैक कोशिशक विरोध कऽ रहलऽ छै। लोक के मध्य ई विचार पसरि रहल छैक जे पोखरि केकरो नाम रहितो सुप्रीम कोर्ट के निर्देश के अनुसार अहाँ ओकरा नहि भरि सकय छी कारण जे पोखरि भरला सँ सामूहिक परिवेशक नुकसान होयत छैक।

अतिक्रमणक कुप्रभाव

1. भूजल संकट: पोखरि भूजल के पोषण (रिचार्ज) करैत अछि। एकर कमी सँ दरभंगा मे 2005 सँ हैंडपंप सूखनाइ शुरू भेल। डाउन टू अर्थ (2020)क मुताबिक, बिहार मे भूजल स्तर 10-15 फीट नीचा चलि गेल अछि, जेकर 60% कारण पोखरिक अतिक्रमण अछि। उदाहरण लेल, गंगा सागर पोखरिक आसपास 2010 तक हैंडपंप मे पानी छल, मुदा 2020 तक सबमर्सिबल पंपक आवश्यकता पड़य लागल।

2.जलजमाव: पोखरि बरसातक पानीक निकासी आ संरक्षण दुनु करैत अछि। एकर अभाव सँ बरसात मे जलभराव के समस्या बढ़ल अछि,

खास कऽ के शहरी आ कसबाई क्षेत्र मे। एकटा रिपोर्ट के मुताबिक मन पोखरिक सिकुड़न सँ करमगंज-रहमगंज मे 2022 मे 15 दिन धरि जलजमाव रहल।

3. जैव विविधता ह्रास: मिथिला क्षेत्र नाना प्रकारक माछक संरक्षण क्षेत्र रहल। विविध प्रकार के माछ जे मिथिलाक प्रकृतिक जलस्रोत सभ मे होइत छल से विलोपित भेल जा रहल अछि। डाउन टू अर्थ (2024)क मुताबिक, मिथिलाक 20% माछ प्रजाति लुप्त भऽ गेल अछि।

4. आर्थिक नुकसान: मल्लाह आ मखान उत्पादक समुदायक आजीविका छिनल जा रहल अछि। मोंगाबे (2020)क मुताबिक, दरभंगा मे 10,000 सँ बेसी मल्लाह मजदूरी करैत अछि, जे पोखरि आ जलाशय के सिकुड़न आ कंटैमिनेशन के कारण अपन पारंपरिक आजीविका से या त दूर भेल जा रहल छैथ या पलायन कऽ रहल छथि।

5. सांस्कृतिक क्षति: पोखरिक नाश सँ "पग-पग पोखरि"क कहावत इतिहास बनल जा रहल अछि। उदाहरण लेल, हराही पोखरि पर होबै वाला मेला 2015 सँ बंद भऽ गेल।

भू-माफियाक खेल

पोखरिक अतिक्रमणक मुख्य खलनायक अछि भू-माफिया सभ। एकर जे सेट कार्यप्रणाली अछि:

- चिह्नांकन: कमजोर/गैरमजरूआ पोखरि, जे सरकारी निगरानी सँ बाहर हो, चिन्हित कएल जाइत अछि।
- राता-राति भराई: माटी आ कचरा सँ राता-राति पोखरि भरल जाइत अछि।–

- फर्जी कागज: जमीन के निजी संपत्तिक रूप मे रजिस्ट्री बनाओल जाइत अछि।

- - निर्माण: मकान, दुकान बना कऽ बेचनाइ शुरू भऽ जाइत अछि।

- नीम पोखरिक मामला मे प्रशासनक मिलीभगतक आरोप लागल। शिकायत करय वला सुनील ठाकुर पर 2021 मे फर्जी FIR भेल। चौधरीजीक मुताबिक, ई "तीन सूत्री गठजोड़" अछि—कागज बनेनाइ, माटी भरेनाइ, आ विरोध के दबेनाइ।

- श्री नारायण चौधरीजीक अभियान मिथिला मे पोखरि संरक्षणक एकटा प्रमुख प्रयास अछि। अन्य लोक, समुदाय, आ संस्था सभ सेहो ई दिशा मे किछु कदम उठा रहल अछि। मधुबनी मे इंडियन इंस्टीट्यूट ऑफ टेक्निकल स्किल चलबयबला पूर्व मेयर प्रत्याशी रणधीर झा सेहो मिथिला के जलाशय के संरक्षण के लेल स्थानीय मीडिया एवं सोशल मीडिया के माध्यम से जागरूकता के लेल अक्सर प्रयास करैत देखाइ दैत छथि। हाल फिलहालक मीडिया रिपोर्टिंग मे किछु अन्य जानकारी जे सामने अबैत अछि:

- बिहार सरकारक "जल-जीवन-हरियाली अभियान": बिहार सरकार 2019 मे "जल-जीवन-हरियाली अभियान" शुरू कएलक, जेकर लक्ष्य 33,000 पोखरिक जीर्णोद्धार आ जल

संरक्षण छल। डाउन टू अर्थ (2020)क मुताबिक, मिथिला क्षेत्र मे सेहो ई योजना लागू भेल। उदाहरण लेल:

- •दरभंगा: 2023 तक150 पोखरिक खुदाई आ मरम्मति भेल, जेना हराही पोखरिक किछु हिस्सा।
- •मधुबनी: 2024 मे 80 पोखरिक संरक्षणक कार्य शुरू भेल, जेना क्योटीक तेलिया पोखरि। फरवरी 2025 मे सरकारक रिपोर्टक मुताबिक, दरभंगा मे 50 नव पोखरिक निर्माणक योजना स्वीकृत भेल। ई अभियान चौधरीजीक प्रयासक पूरक बनल अछि, मुदा माफियाक दबाव आ सरकारी सुस्तीक कारण एकर प्रभाव सीमित अछि।
- स्थानीय समुदायक प्रयास
- मिथिलाक गाम-टोला मे किछु समुदाय स्वयं पोखरि बचाबयक लेल आगे अबैत अछि:
- •मखनाही (दरभंगा): 2023 मे स्थानीय मल्लाह समुदाय माफियाक खिलाफ विरोध कएलक, जे चौधरीजीक प्रेरणा सँ संभव भेल। 10 डिसमिल पोखरि बचल।
- •बाजितपुर (मनीगाछी): 2024 मे गामवासी सुरयाही पोखरि (15 एकड़)क अतिक्रमण रोकलखिन, जखन माटि भरनाइ शुरू भेल छल। न्यूज़18 (जनवरी 2025)क मुताबिक, 50 लोकनि मिलिक' पुलिसक शिकायत कएलक।

- • सिंहवाड़ा: होलिया पोखरि(8 एकड़)क संरक्षण लेल 2025 मे गामक युवा समूह खुदाई शुरू कएलक, जे सरकारी सहायता सँ मुक्त छल।

- अन्य संस्था आ एनजीओ

- • मिथिला जल संरक्षण समिति: ई एकटा स्थानीय एनजीओ अछि, जे 2022 मे मधुबनी मे शुरू भेल। एकर लक्ष्य पोखरिक सर्वे आ जागरूकता अछि। 2025 तक एकरा द्वारा करीब 30 टा पोखरिक स्थिति पर रिपोर्ट तैयार कएल गेल आ प्रशासन कैँ उचित कार्यवाई लेल सौंप देल गेल।

- • गंगा-कोसी जल संरक्षण मंच: दरभंगा आधारित ई संस्था नदी आ पोखरिक संरक्षण पर काम करैत अछि। 2024 मे ई गंगा सागर पोखरिक कचरा हटेबाक लेल अभियान चलौलक, जे लगभग 500 लोकक सहयोग सँ सफल भेल।

- • पर्यावरण संरक्षण संगठन: मधुबनी मे सक्रिय ई संगठन 2025 मे पोखरिक पुनर्जननक लेल स्थानीय स्कूलक छात्र सभक संग मीलि कऽ कार्य शुरू कएलक। उदाहरण लेल, तेलिया पोखरिक भिंडा पर वृक्षारोपण भेल।

- मिथिला मे पोखरि आ जलस्रोत बचाबयक लेल श्री नारायण चौधरीजीक "तालाब बचाओ अभियान" एकटा प्रमुख्य आधार बनल अछि अछि, जै मे बिहार सरकार, स्थानीय समुदाय, आ किछु एनजीओ आ व्यक्तिगत प्रयास द्वारा सेहो

योगदान देल जा रहल अछि। हालक घटना सँ स्पष्ट अछि जे मिथिला मे जलाशय के बचेबाक लेल जागरूकता बढ़ल अछि, मुदा माफियाक दबाव आ प्रशासनिक सुस्तीक कारण चुनौती बहुत पैघ अछि। सबहक प्रयासक समन्वय सँ मिथिलाक "पग-पग पोखरि" पहिचान फेर सँ जीवित आ पुष्पित-पल्लवित कएल जा सकैत अछि।

-
- [संदर्भ: डाउन-टू-अर्थ,mongabay, प्रभात खबर एवं अन्य मीडिया रिपोर्ट]

अपन मतव्यं editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.७.हितनाथ झा-जलसरक्षंण आ नारायणजी चौधरी



हितनाथ झा-संपर्क-09430743070

जलसरक्षंण आ नारायणजी चौधरी

जल संरक्षणक महत्व आ सरकारक दायित्वक निर्वहनक एक उदाहरणसँ हम अपन आलेखकेँ प्रारम्भ करय चाहैत छी। जल संरक्षणक मुख्य साधनमे सँ एक छल पोखरि। प्रत्येक गाममे पोखरि अछि, विशालकाय एवं छोट सेहो। सरकारी एवं व्यक्तिगत दुनू। गाम-समाजक जल आपूर्ति आ जलवायुक सन्तुलन लेल कतेक आवश्यक छल, ई सर्वविदित अछि। मिथिलाक गाममे एहन बहुतो पोखरि अछि जे मिथिलाक गौरवमय इतिहासक साक्षात दर्शन करा रहल अछि। लोक कल्याणार्थ पोखरि खुनाओल जाइत छल, जाहिसँ साधारण व्यक्ति सेहो जल संकटसँ त्राण पाबि सकैत छल। पोखरिक यज्ञ होइत छल। पैघ-पैघ जमींदार अपन जमीनपर सेहो पोखरि खुनबैत छलाह। सरकार

सेहो अपन दायित्व निमहबैत छल आ पोखरिक निर्माण करैत छल। समयक परिवर्तन होइत गेलैक, जल संकट बढ़ैत गेलैक, जंगल कटैत गेलैक, पर्यावरण दूषित होइत गेलैक, पोखरि भराइत रहलैक आ सरकार ई सभ देखितो आँखि मुनैत रहलैक, एतबे नहि सरकार पर्यावरण, जल-संकटसँ उबारबाक बदला संकट बढ़यबामे सहभागी बनैत रहलैक।

एहने एक गामक दृष्टान्त नजरिपर आयल, जकरा हम अपने लोकनिक समक्ष प्रस्तुत करैत छी। मिथिलाक एक प्रसिद्ध गाम अछि कोइलख। कोइलखक पाण्डित्य परम्पराक प्रमुखतममेसँ एक अछि प. राजा झा, ज्यो. अपूछ झा एवं प.खुद्दी झाक परिवार। ई तीनू सहोदर भाइ छलाह। हुनकहि लोकनिक खुनाओल पोखरिक प्रसंग प्रो.डा.जयन्ती कान्त झाक चिन्ता सोशल मीडियापर पोस्ट कयने रहथि- "ई पोखरि प. खुद्दी झा एवं हुनक अग्रज ज्योतिर्विद प. अपूछ झाक पत्नी गुंजेश्वरी ओझाइन द्वारा निर्माण 1920-25 मे कराओल गेल छल। हालहिमे एहि पोखरिकेँ जल-जीवन-हरियालीक तहत पुनरुद्धार करबाक बदला भरबा कऽ एतऽ प्रशासनिक भवन बनयबाक लेल ग्रामीण स्तरक प्रशासनिक पदाधिकारी, अंचल, अनुमण्डल एवं जिला स्तरक पदाधिकारी आदि सक्रिय छथि। गामक एवं मिथिलाक लोक जनिक नामसँ आइयो गौरवान्वित अनुभव करैत छथि, हुनकहि कीर्तिकेँ ध्वस्त करबापर व्याकुल छथि आ हुनक नामो निशान मिटयबाक लेल छटपटा रहल छथि। एतऽ इहो कहब अप्रासंगिक नहि होयत जे एहि पोखरिमे यज्ञक प्रतीक चिह्न जाठि एवं किछु खतियानी जमीन ज्यो. अपूछ झाक नामसँ आइयो अछि।"

उपर्युक्त कथन एक गामक मात्र एक पोखरिक अछि, जखन कि

कोइलख गाममे छह सरकारी एवं पन्द्रहसँ बेसिए पोखरि अछि आ नीक स्थितिमे तँ कम्मे अछि। आनो गामक कमोवेश यैह स्थिति हेतैक। प्रो. जयंती कान्त झा ओही परिवारक अंश छथि, तेँ चिन्तित छथि, से भ' सकैछ, मुदा जाधरि जल संकट, पर्यावरण बचयबाक लेल स्वयंसेवक/पर्यावरणविद आगाँ नहि औताह, सरकारकेँ कर्तव्यक भान नहि करओताह, ता धरि एहने स्थितिसँ हमरालोकनिकेँ जूझय पड़त।

2000सँ पूर्व मिथिला क्षेत्रमे पानिक ओतेक समस्या नहि रहैक। नदी, पोखरि, इनार, डबरा खत्ता आदि पर्याप्त मात्रामे रहैक। जल भरल रहैत छलैक। माल-जाल लेल सेहो काज अबैत छलैक। विकसित शहरीकरण लेल आ विकासक डेग बढ़यबाक काल अपार्टमेंट, मॉल, बाजारक आवश्यकता आ एहि हेतु भू-माफिया सभ जलाशयक उपयोग सुलभ बुझलक, सरकार उदासीन रहल तेँ ओ लोकनि पोखरि आदि भरि पैघ-पैघ मकान बनाबय लागल, तेँ धीरे-धीरे जलस्तर नीचाँक मूहें ससरय लागल, इनार-पोखरि सुखाय लागल, नलक पानि सुखाय लागल, चापानलमे पानिक स्रोत कम होअए लागल, तखन एहिपर किछु लोककेँ ध्यान अयलनि, चिन्ता भेलनि आ एहि अभियानमे जे अग्रणी भ' जुड़लाह, हुनक नाम छनि श्री नारायणजी चौधरी। नारायणजी चौधरी कोना जुड़लाह, ओ कहैत छथि जे "जल संकटक कारण 2013-14सँ दरभंगामे टैंकर द्वारा आवासीय कॉलोनीमे पीबाक हेतु आपूर्ति करय लागल। ई देखि मन झकझोरि देलक। हुनका मन पड़लनि, जखन ओ 1982-83 मे ओ दिल्लीक मुनरिका इलाकामे एहिना पानिक आपूर्ति होइत देखने रहथि। ओही समय जल संरक्षण अभियानमे जुड़ि कोना पानिक संरक्षण हो, एहिपर कार्य करी।

हिनक विषयमे हिनक कार्य कलापक चर्चा पहिने एहि क्षेत्रक दू वरिष्ठ विशेषज्ञक बातकेँ राखय चाहब- प्रो.डा.विद्यानाथ झा जे एम.एल.एस. एम.कॉलेज दरभंगाक प्रधानाचार्य (सेवानिवृत्त)क अध्ययनक क्रममे जिला गजेटियर 1964क अनुसार दरभंगामे 300 सयसँ अधिक पोखरि छल, जे बादमे मिल्लत कॉलेजक सहायक प्राध्यापक वनस्पति विभाग, एस. एच. वज्मीक शोधक अनुसार 1990मे 213 टा बचल रहलैक आ आब शहरी निकायक आधिकारिक आँकड़ाक अनुसार मात्र चौरासी पोखरि बचल अछि। डा. झा कहैत छथि जल निकायकेँ बचयबाक लेल आवाज उठयबाक श्रेय श्री नारायणजी चौधरीकेँ जाइत छनि।

जल निकायपर शोध कार्य करयबला बिहार सरकारक पूर्व जल संसाधन विभागक अधिकारी आइ. ए.एस. श्री गजानन मिश्र कहैत छथि- "दिन-ब-दिन जल निकायक संख्या कम भ' रहल अछि, आ सरकारक दिससँ ओकर संरक्षण करबाक आ पुनर्जीवित करबाक कोनो गम्भीर प्रयास नहि कैल जा रहल अछि। एहि स्थितिमे श्री नारायणजी चौधरी लोकमे जागरूकता अनबामे सफल रहलाह अछि। हिनकहि अथक प्रयास/संघर्ष/आन्दोलनसँ दरभंगामे किछु पोखरिकेँ अतिक्रमणसँ बचाएल गेल अछि आ किछु पोखरिकेँ पुनर्जीवित सेहो कैल गेल अछि।" हिनक विषयमे आगाँ श्री मिश्र कहैत छथि- "स्थानीय लोकक बीच हिनका पोखरिक रक्षकक रूपमे जानल जाइत अछि आ यैह एहि मुद्दाकेँ सर्वोपरि मानि सार्वजनिक पटलपर रखलनि आ संघर्ष करबाक लेल प्रेरित कयलनि।"

'एकला चलो रे'क तर्जपर चलैत अपन लक्ष्य दिस बढ़लाह तँ हिनक

सङ्ग अनेक पृष्ठिभूमिक लोक आबि गेलथिन जाहिमे वैज्ञानिक मानस बिहारी वर्माक सहयोग हुनक जीवनकाल तक रहलनि आ एखनहुँ सहयोग भेटि रहल छनि स्थानीय वैज्ञानिक, डाक्टर, इंजीनियर, प्रोफेसर आदिक जाहिसँ हिनक अभियानकेँ बल भेटैत रहतनि आ जल संरक्षणक क्षेत्रमे विशिष्ट काज होइत रहत।

अपन मतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# २.८.डा.धनाकर ठाकुर-पोखरि बचाउ अभियानक मिथिला नायक-नारायण चौधरी



डा.धनाकर ठाकुर-संपर्क-9430141788

पोखरि बचाउ अभियानक मिथिला नायक-नारायण चौधरी

नारायण चौधरी, मिथिलाक एक सामाजिक कार्यकर्ता छथि जे 15-20 साल सँ पोखर बचेबाक अभियान चला रहल छथि। हुनक चर्चा प्रेरणादायक अछि। 2002 क आसपास ओ देखलनि जे बहुत हैंड पम्प जल नहि दैत अछि आ ओकर कारण पता लगेलापर पता लगलनि जे पोखरि सभ सुखा रहल अछि। 1984 मे दरभंगाक नवनिर्वाचित सांसद विजय कुमार मिश्र संग हुकुमदेव नारायण यादवक संग पं. रामनन्दन मिश्र लग आशीर्वाद लेल गेलाह। ओ आन बातक अलावा कहलखिन दरभंगा मे तीन पोखरि हराही, गंगासागर ओ दिग्घीकें जोड़ि दी तऽ ई ईस्टक वेनिस बनि जाएत।

कहियो दरभंगा मे 300 पोखरि छल आब 80 हैत सेहो सब अवक्रमित, सुखाएल। करीब पाँच प्रतिशत आर्द्र क्षेत्र रहक चाही से दिनानुदिन घटि

रहल अछि जाहि लेल पोखरि बचेबाक आवश्यकता अछि। बढ़ैत आबादी आ दबंगई चलते पोखरि समाप्त भऽ रहल अछि। मिथिला हरेक गामक व्यथा-कथा अछि। पोखरिसँ 14 अप्रैल जूड़िशीतलमे का थाल-कादो फेकि केर खेलसँ पोखरि-इनारमे पानि बेसी ग्रहण करबाक क्षमता हेतै अतएव बाढ़िक पानि ओहिमे रुकि विभीषिका कम करत। युवा नारायण जी पोखरि बचेबाक बातक आवश्यकता बुझलाह आओर अहि कार्यमे लागल छथि। मिथिला माछ-मखान-पानक घर। जल पर आधारित जीवन।

किछु सामाजिक माध्यमसँ पता लागल जे किछु दबंग स्थानीय लोक नारायण चौधरीक टीमकेँ प्रताड़ित करैत छथि। मुदा किछु प्रबुद्ध व्यक्ति हुनक समर्थनमे सेहो उतरलाह। जल पुरुष राजेंद्र सच्चरसँ राजस्थान जा कऽ नारायणजी भेंट केलाह जे हिनक उत्साहवर्धन केलाह। पोखरिसँ धारक संरक्षण दिस नारायणजी डेग बढ़ा चुकल छथि। उम्हर विक्रम यादव कमला नदी बचाउ अभियानक एहि प्रकारक कार्य कय रहल छथि। आजमगढ़सँ जमशेदपुरमे आबि कोसी बाढ़िसँ बचाव लेल आइ.आइ.टीयन दिनेश कुमार मिश्र 1984सँ अपन जीवन समर्पित केने छथि।

पोखरि बचाउ, इनार बचाउ, धार बचाउ, नदी बचाउ, मैदान बचाउ, जंगल बचाउ आदि सब आंदोलन पर्यावरण संरक्षणक आंदोलन अछि जाहिमे काज केनिहारकें समाज ओ सरकारक सहयोग भेटक चाही। नारायण चौधरी जीकेँ हम बधाइ दैत छी जे ओ एक पुण्य कार्यमे मनोयोगसँ लागल छथि।

अपन मतव्यं editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.९.अजित कमुार झा-मिथिलाक सास्कंृतिक धरोहर क ेँरक्षक: नारायण चौधरी



अजित कुमार झा- संपर्क-9472834926

मिथिलाक सास्कंृतिक धरोहर क ेँरक्षक: नारायण चौधरी

जौँ सत्य कही त' विदेह विशेषांक केर कड़ी मे नारायण जी चौधरी केर नाम पढ़ि आश्चर्य भेल छल। हम हिनका साहित्यकार बूझि खोजबीन क' रहल छलहुँ मुदा हिनकर कोनो पोथीक विषय मे कोनो जानकारी प्राप्त नहि भ' सकल। अपन सीमित साहित्यिक ज्ञान सँ जखन हिनका विषय मे किछु नहि ज्ञात भेल तखन अपन संकोच त्यागि एकदिन आशीष जी सँ हिनका विषय मे जानकारी लेबाक प्रयास कयलहुँ त' हमरा बड्ड लाज भेल। हम सब अपन समाजक असली हीरो सँ परिचित नहि छी से निस्संदेह लाजक गप्प भेल। ई कोनो कवि, लेखक, कथाकार, गीतकार, नाटककार अथवा राजनेता व अभिनेता नहि छथि तैँ ई जे केओ छथि से अपन समाज लेल एक तरहें अनचिन्हारे छथि।

अपन समाज मे ई एकमात्र अनचिन्हार नहि छथि। एहन अनेको हेताह जे मानव कल्याण हेतु निरंतर लागल हेताह मुदा हमरा सब लेल धन्न सन। मनसा, वाचा, कर्मणा विगत एक दशक सँ ई जाहि अभियान सँ जुड़ल छथि से सर्वथा सराहनीय कार्य अछि। अपन समाजक एहन हीरो सबहक जानकारी हमरा सब कैँ रहबाक चाही आ जौँ से नहि अछि त' कहबा मे कोनो संकोच नहि जे हमरा सब लेल ई लज्जाक विषय थिक। साधुवाद देबनि विदेहक टीम कैँ जे अपन सबहक समाजक एहन नायक कैँ अपन समाज सँ परिचित करबाबय केर सार्थक प्रयास कयलनि अछि। जाहि सम्मान एवं प्रोत्साहन कैँ ई वास्तविक हकदार छथि से दियाबय केर बीड़ा विदेहक टीम उठौलनि अछि आ हिनकर अभियान हमरा सब लेल प्रेरणादायी सिद्ध होएत।

नारायण जी चौधरी सँ न' त' भेट अछि आ न' त' हिनका विषय मे विशेष जानकारी अछि हमरा। मुदा जतबे अछि ततबे सही। पहिने ई प्रवासी जीवन जीबि रहल छलथि आ माइक्रो फाइनेंस केर कार्य मे लागल छलथि। प्रवास खत्म कय जखन ई अपन गाम घर घुरि अयलाह, तत्पश्चात् अपन मिथिला मे हिनका जे अनुभव भेलनि तकर ई कहियो कल्पना धरि नहि केने छलथि। जे मिथिला पग पग पोखरि माछ मखान लेल प्रसिद्ध अछि ओत्तहि सँ पोखरि सब राता-राती गायब भ' जा रहल छल। जत्तह आम जनता कुम्भ कर्ण जँका निसभेर सूतल रहैत छथि ओहिठाम राता राती पोखरि गायब भेनाइ कोनो आश्चर्यक गप्प त' नहिए? सुनि क' आश्चर्य भ' रहल होएत मुदा एखन केर समय मे ई काज बड्ड आसान अछि। शहर कैँ के कहय गाम घर मे सेहो जमीनी जल स्तर भयावह रूप सँ खसय लागल अछि आ जौँ ई क्रम अहिना चलैत

रहल त' पग-पग पोखरि माछ मखान वाला मिथिलाक टैग लाइन सेहो विलुप्त भ' जायत। ई कोनो साधारण गप्प नहि अछि, ई त' हमर सबहक सांस्कृतिक विरासत पर कुठाराघात अछि। जखन पोखरिए नहि रहत तखन माछ कहाँ सँ आ मखान कहाँ सँ? ओ दिन दूर नहि जखन कि अपन सबहक आबय वाला पीढ़ी कैँ "पग पग पोखरि माछ मखान" निस्संदेह फूसि गप्प बुझेतनि। जल बिनु कि जीवन केर कल्पना कैल जा सकैत अछि? कथमपि नहि। दोसर ग्रह पर जल केर खोज हेतु लगातार वैज्ञानिक सब प्रयासरत छथि। जल बिनु सब सुन्न। प्रकृति हमरा सब कैँ जे अनमोल उपहार सब देने अछि से सब एक दोसर सँ जुड़ल अछि। जल नहि त' वृक्ष नहि आ वृक्ष नहि त' ऑक्सीजन नहि। सब एक दोसर केर संपोषक अछि। ग्लोबल वार्मिंग मुह बौने ठाढ़ अछि आ हमरा सब कैँ अपन आबय वाला पीढ़ी लेल किंचित मात्र चिन्ता नहि अछि। सदी केर सब सँ पैघ त्रासदी कोरोना कैँ कि सहजे बिसरल जा सकैत अछि? ऑक्सीजन केर अभाव मे नित्य नहि जानि कतेको लोग तड़पि तड़पि क' प्राण त्यागलनि। पैसा अछैत लोग कैँ जान बचेनाइ संभव नहि भ' रहल छल। प्रकृति केर निरन्तर दोहन भ' रहल अछि। जलाशय सब विलुप्त भेल जा रहल अछि आ आधुनिकीकरण केर अंध दौड़ अथवा भेड़ चाल मे वृक्ष सब भारी मात्रा मे काटल जा रहल अछि। परिणामस्वरूप प्रकृति केर संतुलन वीभत्स रूप सँ बिगड़ल जा रहल अछि आ यदा कदा प्रकृति अपन रौद्र रूप सेहो देखाबय लेल विवश भ' जाइत अछि। वैज्ञानिक सबहक मानब छनि जे प्रकृतिक असंतुलन, आपदाक हेतु जिम्मेदार अछि।

बाढ़ि पानि केर प्रचुरता वाला मिथिला एखन मरुस्थल केर रूप लेने जा रहल अछि। नदी आब नाला केर रूप लेने जा रहल अछि आ सुखायल पोखरि पर तेजी सँ अतिक्रमण भ' रहल अछि। छठि सन महान पाबनि आब बेसी लोग छते पर अथवा दरवज्जा पर छोट छीन टंकी बना क' सम्पन्न क' लैत छथि। कुमरम कैँ विधि करबाक लेल लोग पोखरि पर जाइत त' अछि मुदा डोल मे पानि ल' जा क' कहुना विधि पुराओन करय लेल विवश अछि। पछिला साल यज्ञोपवित संस्कार मे भाग लेबाक हेतु गाम गेल छलहुँ तखन एहन दृश्य देखबाक अवसर भेटल। पोखरि मे दरारि फाटल देखि छगुन्ता ल' लेने छल। प्रकृति केर संसाधनक एकटा सीमा होइत छैक तैँ एकर संरक्षण बड्ड जरुरी। हम सब अहि लेल साकांक्ष नहि छी से चिन्ताक विषय अछि। एहन मे नारायण जी चौधरी केर मिथिला आगमन आ एहन एकटा महान अभियान हेतु समर्पण केर भावना हर्षक विषय थिक। मोन सँ समर्पित भ' जखन केओ आगा बढ़ैत छथि तखन समय कैँ साथ किछु उत्साही संगी सेहो भेटि जाइत छनि। नारायण जी कैँ अहि नेक काज हेतु सेहो किछु उत्साही आ समर्पित साथी सबहक साथ भेटलनि आ मोन प्राण सँ मिथिला केर तालाब (पोखरि अथवा जलाशय) बचाओ अभियान मे जुटि गेलाह। वैज्ञानिक डा० मानस बिहारी वर्मा, प्रो० विद्या नाथ झा, डा० गणपति मिश्र, तसिम नवाब समेत अन्य अनेको व्यक्ति केर साथ एवं सहयोग हिनका भेटय लगलनि। फेर त' जोश के साथ ई अपन अभियान मे रमि गेलाह। असामाजिक तत्व केर धमकी सँ डेराय वाला व्यक्ति कहियो अपन लक्ष्य नहि प्राप्त क' सकैत अछि। परिस्थिति जतेक विकट होइत गेल हिनकर जोश सेहो ओही अनुपात मे बढ़ैत चलि गेल आ अपन समाज कैँ जागरुक करबाक हेतु दृढ़ संकल्पित होइत

चलि गेलाह। अपना मिथिला मे एहन संकल्पित व्यक्ति कैँ आम नागरिक बताहे बुझैत छनि मुदा ताहि बातक परवाह हिनका नहि छनि। जौँ परवाह करैत रहितथि त' मार्ग सँ भटकि गेल रहितथि।

नारायण जी केर अहि अभियान क मुख्य उद्देश्य भूमाफिया द्वारा पोखरि कैँ अतिक्रमण सँ रक्षा, प्रदूषण सँ बचाव, विलुप्त होइत पोखरि केर जीर्णोद्धार, पोखरि कैँ साफ सफाई, जल संचयन, पोखरि एवं जलाशय केर सौन्दर्यीकरण, ओकर विकास एवं अपन मिथिलाक विरासत केर संरक्षण केर प्रति आम जन कैँ जागरुक केनाइ छनि। दरभंगाक हराही, दिग्घी एवं गंगा सागर पोखरि जे कि लगभग 600 सँ 700 वर्ष पुरान मिथिलाक धरोहर अछि तकरा अतिक्रमण एवं प्रदूषण सँ मुक्त कराबय लेल नेशनल ग्रीन ट्रिब्यूनल मे जनहित याचिका दायर केने छलथि। निरीक्षणक उपरांत रेलवे द्वारा गन्दा पानि पोखरि मे बहाबय पर 1 करोड़ 61 लाख रुपैयाक जुर्माना सेहो लागल छलै। हराही, दिग्घी एवं गंगा सागर पोखरि कैँ एकीकरण एवं सौंदर्यीकरण हेतु मुख्य मंत्री द्वारा 75 करोड़ रुपैयाक घोषणा भेल अछि। एहन मे साकांक्ष रहनाइ बड्ड जरूरी छैक अथवा सरकारी ठिकेदारी मे फंड केर कोना बंदर बाँट होइत छैक से जग जाहिर अछि। मिथिला वासी मे जागरुकता एवं एकजुटता रहतै तखने अपन सबहक सांस्कृतिक विरासत केर संरक्षण संभव होएत। नारायण जी अपन उद्देश्यक प्राप्ति हेतु सजग छथि। सूतल मिथिला वासी कैँ जगाबय मे लागल छथि। निरंतर नीँक व्यक्ति हिनका सँ जुड़ि रहल छनि। हिनकर नीँक स्वास्थ्य हेतु कामना करैत छी आ संगहि उम्मीद कैँ जगौने छी। मात्र दरभंगेटा मे नहि मिथिलांचलक समस्त गामक लोग जौँ अपन गामक पोखरि कैँ जगा लेताह, ओकर जीर्णोद्धार

क' लेताह, अतिक्रमण व प्रदूषण मुक्त क' लेताह त' निस्संदेह अपन सबहक गामक खेत खरिहान लहलहा उठत। जल, जीवन, हरियाली केर सपना सेहो साकार भ' उठत आ मिथिला मे पग पग पोखरि माछ मखान वाला उक्ति कहियो किनको फूसि गप्प नहि बुझेतनि।

अपन मतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.१०.डॉ. कलैाश कमुार मिश्र-नारायण चौधरी आ जलकर सरक्षंण करे सामाजिक सरोकार



डॉ. कलैाश कमुार मिश्र- सपकं-8076208498

नारायण चौधरी आ जलकर सरक्षंण करे सामाजिक सरोकार

नारायणजी चौधरी पर लिखब केर अर्थ भेल सामाजिक संदर्भ सँ सरोकार आ एक वचन सँ बहु-वचन केर यात्रा केर सहयात्री बनब। ताहिं जखन विदेह लेल श्री नारायणजी चौधरी पर लिखबाक लेल कहल गेल तँ अथर्ववेदक पृथ्वी सूक्त केर एक मंत्र स्मरण अबैत अछि: "माता भूमि: पुत्रो अहं पृथिव्या" उपरोक्त श्लोक मनुष्य मात्रकेँ पृथ्वीक रक्षा आ देखरेख करक सनेस दैत छैक। ई श्लोक कने आरो व्यापक भऽ जाइत छैक कारण ई पर्यावरण संरक्षण केर मूल भावनाकेँ प्रोत्साहित करैत छैक। से केना? एना जे सभ जीव जंतु, चर-चराचर अंततः तँ वाश

करैत आबि रहल अछि एहि पृथ्वी पर ने!

प्रकृति आ मानवीय संस्कृति दुनू एक दोसर सँ सूई ताग जकाँ जुटल अछि। संस्कृति केर संरक्षण आ संवर्धन प्रकृति केर कोरामे होइत रहल छैक। सनातन संस्कृति तँ डेगे- डेगे प्रकृति सँ तारतम्य बैसबैत चलैत आबि रहल अछि। सनातन संस्कृति (स्पष्ट कँ दी जे धर्म सेहो संस्कृति केर एक सूक्ष्म स्वरुप अछि) काल, स्थान, आ जलवायु संग तारतम्य स्थापित करैत अछि । हमरा लोकनि जल, वायु, पृथ्वी, अग्नि, सूर्य, चंद्रमा, नाग, माछ, काछु, गाछ, वृक्ष सभमे देवताक भाव देखैत छी। सभक आराधना, पूजा, अर्चना करैत छी। सभक उपयोग टोटेम जकाँ करैत छी। मिथिलामे जिनका सभक गोत्र कश्यप छनि से सभ काछु नहि खाइत छथि। काश्यप गोत्री लोक काछूक संरक्षण करैत छथि। कतेक ठाम काछू अगर अभरि जाइत छनि तँ ओकरा पकरि ओकर पूजा अर्चना करैत छथि। स्त्रीगन काछुकेँ नव लाल वस्त्रक परिधान दैत छथि, सेनुर लगबैत छथि, प्रसाद प्रेषित करैत छथि, आ अंततः ओहि काछूकेँ कोनो सुरक्षित स्थान, विशेष रूप सँ पोखरि, इनार, नहरि, नदी आदिमे प्रवाहित करैत छथि। एहि प्रक्रिया अथवा अनुष्ठानकेँ मानवविज्ञानक दृष्टि सँ तीन तरहक अवधारणा स्पष्ट होइत अछि:

क. रक्षा केर अवधारणा

ख. परिहारक अथवा रोकक अवधारणा

ग. उत्पादन अथवा प्रजनन केर अवधारणा

एकरा कने स्पष्ट करब आवश्यक। देखू, जखन कियो कश्यप गोत्री कछुआकेँ देखैत छथि तँ अपन गोत्रक संकेत बुझैत ओकरा पकरि कि घर अनैत छथि। आब पूजा, पाठ, प्रसाद इत्यादिक भोग आ अंतमे सेनुर लगा एक सुरक्षित स्थान पर ओकरा राखि आबैत छथि। एहि प्रक्रियामे

काछुक रक्षा, ओकर संरक्षण भऽ जाइत छैक। कियो कश्यप गोत्री काछु नहि मारत, ई नियम काछुक जनसंख्याकेँ छय होबासँ रोकैत छैक। आ जखन काछु सुरक्षित आ संरक्षित रहतैक तँ स्वाभाविक छैक जे काछुक प्रजनन बढ़तैक। ई भेल संस्कृति सँ प्रकृति केर अवयव केर रक्षा आ एक दोसरक हारमनी। जखन हम सभ इनारक पानि पिबैत रही (जे आब लॉस्ट मेमोरीक हिस्सा भँ चुकल अछि ) तँ इनारमे काछु देल जाइत छलैक। तकर प्रयोजन ई जे इनारक जलकेँ काछु साफ़ करैत रहतैक। विवाहमे कोहबर घरमे पेंटिंगमे काछुक आकृति उकेरल जाइत छैक, काछु केर खप्परमे तेल दऽ ओकर टेमी बारल जाइत छैक। तकर सभक प्रयोजन ई जे जेना काछु दीर्घायु होइत अछि तहिना बर-कनिया केर जोड़ी दीर्घायु रहत।

बात व्यक्ति विशेष श्री नारायणजी चौधरी पर कऽ रहल छी ताहिं प्रकृति आ संस्कृति केर समन्वय पर चिंतन करब केर औचित्य कम अछि मुदा ई समन्वय हुनक पर्यावरण संरक्षण केर एप्लाइड फॉर्मेटकेँ बुझबाक लेल हमरा हिसाबे आवश्यक अछि ताहिं अतेक बात लिखल। आब बात करी श्री नारायणजी चौधरी महोदयकेँ नारायणजी चौधरी आ पोखरि (अथवा कित्रिम जलाशय) केर संरक्षण जेना हम बुझि सकल छी आब एक सिक्का केर दू टा पहलु थिक। लिखब, पढ़ब, पढ़ाएब, नेतागिरी करब एक बात भेल मुदा बिना कोनो राजनितिक, आर्थिक, आ पदक लोभकेँ पर्यावरण एक लघु स्वरुपकेँ पकड़ी ओहि लेल धरना, आंदोलन, पोस्टर, बैनर, जागरूकता इत्यादि उत्पन्न केनाइ बहुत पैघ त्यागक काज भेल। ई पैघ काजक संपादन बहुत दिन सँ दरभंगा आ अगल-बगल केर मिथिला क्षेत्र लेल पोखरि आ जलाशय केर संरक्षण लेल कँ रहल छथि श्री नारायणजी चौधरी। चौधरी जी निश्चित रुपे एहि प्रशंसा

केर पात्र छथि। हमरा लगैत अछि विदेह सेहो एहन व्यक्तित्व पर विशेषांक निकालि बहुत पैघ काज कँ रहल अछि आ ई प्रमाणित भऽ रहल अछि जे साहित्य केर पत्रिका पर्यावरण, लोकाचार, विज्ञान आदि दिस सेहो साकांक्ष अछि।

के छथि श्री नारायणजी चौधरी? हिनक नाम आब दरभंगा आ अगल-बगल केर क्षेत्र केर बच्चा जनैत अछि। आ ज नहि जनैत अछि तँ ई दुखक बात भेल। खैर कहल ई जाइत अछि जे करीब बारह-तेरह वर्ष पूर्व नारायण जी के अनुभव भेलनि जे पोखरि मिथिला केर लाइफलाइन रहल अछि मुदा आब नहुँ-नहुँ पोखरि ख़त्म भेल जा रहल अछि, सूखल जा रहल अछि अथवा लोक सभ अनेक कारणे पोखरिके खत्म कऽ ओहि जमीनके समतल बना ओकरा कब्ज़ा कऽ रहल छथि। दरभंगा शहरमे भू-माफिया आ प्रॉपर्टी डीलर सभ मेल-जोल सँ पोखरि केर जमीन पर घर बना बेच रहल अछि। लोक सभ अपन गंदगी, कचरा, इत्यादि पोखरिमे फेक रहल अछि। पोखरिमे लोक लघुशंका क' रहल अछि, सोच कऽ रहल अछि, पोखरि केर जल माछ, चिरई आदि लेल उपयुक्त नहि रहि गेल अछि, अनेक पोखरिमे प्रवासी चिरई आब नहि आबि रहल अछि। पोखरि पैघ हो वा छोट अपन स्वरुप लघु सँ लघुतर केने जा रहल अछि। बाहर सँ पोखरि वीभत्स भेल जा रहल अछि । पोखरि विभत्स आ कूड़ा केर गढ्ढा बनल जा रहल अछि। ऊपर सँ की शहर आ की गाम सभ ठाम पानि केर लेएर बहुत निचा जा रहल अछि। जतेक चापाकल सभ अछि या तँ सुखाएल जा रहल अछि अथवा लोक बेर-बेर ओकर लेवल नीचा लऽ जा रहल अछि। नारायणजी चौधरीके भेलनि जे एहि विषय पर तुरत काज करबाक दरकार अछि। फेर की ओ एक अभियान प्रारम्भ केलनि तालाब बचाओ अभियान (TBA)।

प्रारम्भ तँ ई एक आवेगमे केलाह मुदा नहुँ-नहुँ हिनक आवेग एक जन-आन्दोलन केर आकार लेमय लागल। आई पोखरि केर संरक्षण द्वारे पर्यावरण संतुलन आ पर्यावरणमे सुधार हिनकर जीवन केर मूल मंत्र बनल छनि।

जे जानकारी उपलब्ध अछि ताहि अनुसारे बाढ़ि प्रभावित क्षेत्रक जनताकेँ जनसभा आ घरे-घर संपर्क सँ एहि कार्यमे सहभागिता लेल मनेनाइ प्रारम्भ केलनि। अनेक धरना, हस्ताक्षर अभियान, दुर्गापूजा, छठि पाबनिक समय पोस्टर आ बैनर प्रदर्शनी, पोरेस्ट मार्च, मीटिंग आदिकेँ द्वारा जन-जनमे जागरूकता शुरू केलनि। अतबे नहि, अपन मिशनमे नारायणजी स्कूल कॉलेज केर विद्यार्थी, शिक्षक, राजनितिक दल केर कार्यकर्त्ता आ नेता सभकेँ सहभागी बनक हेतु उत्साहित केलनि। हिनक योजना सफल होमय लगलनि। सभक संग भेटनाय प्रारम्भ भेलनि। आर तँ आर वैज्ञानिक, कृषि वैज्ञानिक, पर्यावरणविद, DRDO केर शोधकर्ता, डॉक्टर, इंजिनियर, विश्वविद्यालय केर शिक्षक सभ कियो हिनक सहयात्री होमय लागलथिन। लोक आब हिनका सँ कोना जलाशय केर रक्षा करी ताहि लेल संपर्क करैत छथिन्ह। दुर्भाग्य केर बात ई छैक जे मिथिला क्षेत्र जे गामे-गामे पोखरि आ इनार लेल प्रसिद्ध छल ओतय सँ इनार तँ लपत्ता भऽ गेल पोखरि सेहो ख़त्म भेल जा रहल अछि। सरकार एहि दिसामे रत्तियो भरि गंभीर नहि अछि। ई दुखद विषय अछि।

हमरा लगैत अछि पर्यावरण सामाजिक सरोकारक विषय अछि। सभ कियोक एकरा सँ सम्बंधित छथि। पोखरि अथवा जलाशय केर कोनो परम्परागत अथवा परकृतिक स्रोत प्रदूषित अथवा खत्म होइत छैक तँ पूरा समाज ओहि सँ प्रभावित होइत अछि। ताहि एकर संरक्षण हेतु आइ

आवश्यकता एहि बातक अछि जे समाज केर सभ वर्ग, समुदाय केर लोकक सहभागिता निश्चित हो। नारायण जीक काज पर, हुनक जनसरोकार पर शोध होबाक चाही। पानि पंचायत पर घर-घर चर्चा होबाक चाही। बैद्यनाथ मिश्र यात्री मल्लाह समाज केर लोकके "वरुण के बेटे" कहि संबोधित करैत छथि। मल्लाह केर प्रमुख देवता कारिख महराज जल केर देवता छथि, जाठक देवता छथि। हमरा सभक जीवन पानिक लोकज्ञान सँ संरक्षित अछि। मिथिला केर लोक आ ओकर जलक प्रति जीवनक प्रारम्भ सँ सिनेह आ संरक्षण भाव केर फोकलोर पर काज करक जरुरत छैक। वाटर कोस्मोलोजी पर काज करब आवश्यक अछि। स्त्री-पुरुष बच्चा सभकेँ एहि जागरूकता केर आन्दोलन सँ जोड़ए पड़त। हमरा सभकेँ नारायणजी चौधरी सनहक लोककेँ अपन क्षेत्र गौरव बना कऽ राखऽ पड़त। हुनका ओहने सम्मान देम पडत जेहन सम्मान सुन्दर लाल बहुगुणा, या बचपन बचाओ आन्दोलन केर नेता श्री कैलाश सत्यार्थीकेँ भेटल छनि। हमरा सभकेँ चिपको आन्दोलन जकाँ नारायणजी चौधरी केर आन्दोलन के घरे-घर लऽ जएबाक दरकार अछि। सभ सँ अधिक जरुरत एहि बातकेँ अछि जे सत्रीगनक मध्य ई आन्दोलनक स्वरुप पकड़ि सकय। नारायणजी चौधरी केर व्यक्तित्व आ कृतित्व पर अधिक सँ अधिक चर्च हो। स्कूल, कॉलेज आ अन्य समान्य पब्लिक स्पेस पर हुनक चर्च हो। प्रवासी मैथिल हुनका दिल्ली आ अन्य नगर एवं विश्वक अन्य भाग लग लऽ जाथि, हिनकर सम्मान करथि, हिनक कार्यक चर्च हो। हिनक कार्यक मोनोग्राफ छपक चाही। हिनका जतेक जल्द हो हमरा लोकनि पर्यत्न करी जे पद्मश्री अथवा अन्य पुरस्कार भेटनि। हरेक जिला, अनुमंडल, प्रखंड, पंचायतमे जल प्रबंधन आ जल संरक्षण पर काज हो, ओकर

सोशल एकाउंटिंग हो, सभ कियोक ओहिकेर सञ्चालनमे अपन सहभागिता निश्चित करथि। स्थानीय अख़बार, पत्रिका (ऑफलाइन आ ऑनलाइन) नियमित एहि विषय पर नूतन काज, प्रयोग पर लेख छापे। मधुबनी चित्रकला, मैथिली लोकगीत, डाक्यूमेंट्री फिल्म, मैथिली साहित्य, समाजशास्त्र, पारिस्थितिकी विज्ञान, भूगोल आदि पर एहि विषय पर काज हो। एक ठाम नहि सभ ठाम अगर गंभीर रहब, साकांक्ष रहब आ एकरा समस्त समाजक थाती बुझब तखने ई आंदोलन सफल रहत।

समयाभाव केर कारण हम ई आलेख बहुत हड़बड़ीमे लिख रहल छी। कहियो नारायणजी चौधरी जी सँ हुनका संग किछु दिन रहि, हुनक काजक सहभागी बनि, हुनका संग सघन वार्तालापक पश्चात् एक विस्तृत आ प्रमाणिक आलेख हुनका पर शीघ्र लिखबाक चेष्टा करब। एखन एक बेर पुनः हुनक काजक प्रशंसा करैत लोक सभ सँ आग्रह जे हिनक अर्थात नारायणजी चौधरी केर स्वर, चिंतन आ जलाशय केर संरक्षण, संवर्धन एवं पर्यावरण संरक्षण केर स्वरकेँ एक वचन सँ बहुवचन दिस लऽ चली, सभक सरोकार बनाबी। तखन ओ अपना आपके सफल बुझताह आ मरैत पोखरि, जलकर आ समस्त जलाशय पुनः प्राणवान भऽ उठत। मिथिलाक भूमि फेरो हँसए लागत। प्रथ्वी केर समस्त अवयवमे सामंजस्य अथवा हारमनी स्थापित होयत। आ, तखन यजुर्वेदक पृथ्वी शांति मंत्र केर एक-एक शब्द शब्दब्रह्म बनत: "ॐ द्यौः शान्तिरन्तरिक्षं शान्तिः, पृथ्वी शान्तिरापः शान्तिरोषधयः शान्तिः। वनस्पतयः शान्तिर्विश्वे देवाः शान्तिर्ब्रह्म शान्तिः, सर्वं शान्तिः, शान्तिरेव शान्तिः, सा मा शान्तिरेधि॥ ॐ शान्तिः शान्तिः शान्तिः॥"

"आकाशमे शांति हो, अंतरिक्षमे शांति हो, पृथ्वीमे शांति हो, जलमे

शांति हो, औषधिमे शांति हो, वनस्पतिमे शांति हो, सभ देवी-देवतामे शांति हो, ब्रह्ममे शांति हो, सभमे शांति हो, आ यैह शांति बनल रहक चाही।"

अपन मतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.११.आशीष अनचिन्हार-पोखरिक वक्तव्य



आशीष अनचिन्हार-संपर्क-8876162759

पोखरिक वक्तव्य

हम अपन लेखन केर एकदम शुरूआतमे इएह मानैत रही जे लेखक केर काज छै मात्र लिखनाइ आ ताही बलपर ओ अपन नाम आन क्षेत्रमे घुसिया सकैए। जेना कोनो लेखक अपन रचनामे नारी स्वतंत्रताक पक्षधर अछि, अथवा गरीबक बात करैए तँ क्रमशः नारीवाद आ गरीबक हितैषी अछि। मुदा जेना-जेना समय बीतैत रहल हमरा अनुभव होइत गेल जे लेखकक रचना ओ हुनक आचरणमे कोनो ताल-मेल नहि अछि। आ समयक संग हम ई मानब शुरू केलहुँ जे लेखक मात्र लीखि सकैए ओहिसँ आगू ओकर वश नहि छै। तँइ हम सदिखन ई मानैत छी जे आन-आन क्षेत्रमे लेखक लौलवश अपन नाम नहि घोसियाबथि।
ओना जेना कि हम ऊपरमे स्वीकारलहुँ जे हम अपन शुरूआती समयमे सेहो नामे घुसियाबऽ बला पद्धतिमे रही तँ ओही समय (13-10-

2005)मे हम एकटा कविता लिखने रही "पोखरिक वक्तव्य" आ मात्र इएह कविता लीखि हम अपनाकेँ पोखरिक हितैषी आ पर्यावरणविद् मानि बैसल रही। मुदा समयक संग ई भान भेल जे कागजपर कविता लीखब आ पोखरिक उद्धार करब दूनूमे अकास-पतालक अंतर छै। बादमे अपन-अपन क्षेत्रक असल नायक सभसँ हमरा परिचय भेल आ तकर बाद आरो घमंड टूटल जे लेखक मात्र कागजी होइत छै वास्तविक नहि। इम्हर आबि नारायणजी चौधरीजीक काजसँ परिचय भेल आ मोन पड़ि गेल हमर ओ पुरान कविता। मोन भेल जे एहि विशेषांकमे देबै तऽ नीक नहि हेतै मुदा मोने कहलक जे दऽ देने घाटा की हेतै? से हम ई कविता दऽ रहल छी।

ओना जँ सच कही तऽ हमरा लग नारायणजीक बारेमे कहबाक लेल किछु नहि अछि तँइ ई काज कएल। संगहि ईहो लोभजे बहुत संभव कियो कहियो हमर इएह कविता पढ़ि हमरा पर्यावरणविद् मानि लेथि। खएर ई कविता हम 2 मइ 2022 केँ अपन फेसबुकपर सेहो देने रहियै आ चूँकि एहि विशेषांकमे पोखरिक बात भऽ रहल छै तँ माहौल देखि हमरा इएह सुविधा लागल जे ई कविता दऽ दी। तऽ पढ़ू ई कविता जकर मूल पाठे हम राखि रहल छी-



१२.१०.०७

पोखरिक वक्तव्य

छी हम पोखरि
बुझू हमरा नहि समुद्र
वा फालतू नोकरि
छी हम पोखरि ॥

अछि देह हमर चतुर्भुज
निर्मल मोनक कांति
हमरा हृदय में वास करैछ
जगतक असीम शांति ॥

हमरा में वास करैछ
अथाह अमृत जल
हमरा पर चलैत अछि
अनगिनित माछ हल-चल ॥

हमरे सीढ़ि-सीढ़ि
मेघ बरसइत अछि
हमरे चारि-चारि
मनुष्य कोना जुटइत अछि ॥

हमरा लेल मनुष्य-पशु-पक्षी
में कोनो नहि अंतर
हम नहि देखैत छिऐ बाह्य रूप
देखैत छिऐ हम केवल अभ्यंतर ॥



5

तेसर चारिम की गिनाऊ-
छथि उखिला जनकहिते नाम
आब त बचा सकैत छथि-
एकमात्र भगवाने राम ||

मुद्दा करैत बाहर धरि-
श्मशानक आसा
गिन अमुखन बदलैत अछि-
कालक शतरंज पासा ||

नहि-नहि आब हारि
किछु कालक चाही-
जीवी त कुरल सँ
बनि त मिरबाक चाही ||

बहुत झुकलियै, आब नै-
झुकबइ अपन विशाल माथ
सहिते-सहिते बहुत सहलियै
आब उचित प्रतिकार

हैं, हैं आब चेता दिऔ
एहि संसार के-
अछि जे मालिक
हमर संसार के ||

## २.१२.सन्दभ

## नारायणजी चौधरी एवं हुनक पोखरि बचाउ (तालाब बचाओ, Save ponds / Lakes Campaign) अभियानसँ संबंधित किछु रेफरेंस एवं लिंक-


1) https://india.mongabay.com/2020/11/saving-darbhangas-wetlands-from-encroachment-and-apathy/

2) https://india.mongabay.com/2020/11/saving-darbhangas-wetlands-from-encroachment-and-apathy/

3) https://www.thehindu.com/news/national/other-states/ponds-in-distress/article4960246.ece

3) https://www.downtoearth.org.in/governance/pond-stolen-in-bihar-s-darbhanga-no-action-so-far-locals-allege-such-encroachments-rampant-93693

https://hindi.downtoearth.org.in/water/story-of-water-warrior-narayanji-choudhary-69192

4) https://timesofindia.indiatimes.com/city/patna/encroached-polluted-ponds-pose-health-hazard/articleshow/19906153.cms

5) https://www.hindustantimes.com/cities/patna-news/talab-bachao-abhiyan-in-bihar-expresses-concern-over-beautification-of-pond-on-lnmu-campus-101630640419527.html

6) https://www.downtoearth.org.in/water/nearly-3-years-since-campaign-only-5-public-ponds-free-of-encroachment-in-bihar-76044

7) https://www.hindustantimes.com/cities/patna-news/ngt-orders-restoration-of-three-historical-ponds-in-bihar-s-darbhanga-town-committee-constituted-to-address-observations-and-recommendations-made-in-inspection-report-101680775366055.html

8) https://www.newsclick.in/Bihar-Three-900-Year-Old-Ponds-Darbhanga-Get-New-Lifeline-NGT-Bans-Illegal-Construction

9) https://www.indiawaterportal.org/governance-and-policy/governance/protectors-lost-ponds-darbhanga

10) https://www.facebook.com/reel/577345418411402

11) https://deshajtimes.com/news/bihar/darbhanga/darbhanga-talab-bachao-abhiyan-sent-open-letter-to-vc-of-lanamivi/47781/

12)https://www.facebook.com/story.php?story_fbid=618683420688354&id=100076401032280&_rdr

13) https://sandrp.in/2024/01/31/wwd-2024-both-wetlands-human-beings-remain-neglected/

14) https://greentribunal.gov.in/sites/default/files/news_updates/1724231378.pdf

15) https://indianwetlands.in/wp-content/uploads/library/1734695442.pdf

16) https://hindi.downtoearth.org.in/water/severe-water-crisis-in-north-bihar-65162

17) https://www.jagran.com/bihar/darbhanga-social-worker-narayan-caudhary-is-trying-to-save-pond-15722572.html

18) https://deshajtimes.com/news/bihar/darbhanga/demand-from-cm-nitish-for-save-pond-campaign-in-darbhanga/144691/

19) https://www.swasthbharat.in/days-will-be-long-for-three-ponds-of-darbhanga-grandeur-will-return/

20) https://hindi.newslaundry.com/2019/05/02/begusarai-darbhanga-dying-lakes-ponds-general-elections-2019

21) https://www.indiawaterportal.org/governance-and-policy/governance/protectors-lost-ponds-darbhanga

22) https://www.jetir.org/papers/JETIR2203196.pdf

23)
http://117.252.14.250:8080/jspui/bitstream/123456789/4116/1/%E0%A4%AA%E0%A5%8D%E0%A4%B0%E0%A4%AA%E0%A4%A4%E0%A5%8D%E0%A4%B0-8.2-%E0%A4%AC%E0%A4%BF%E0%A4%B9%E0%A4%BE%E0%A4%B0%20%E0%A4%AE%E0%A5%87%E0%A4%82%202019%20%E0%A4%880%20%E0%A4%95%E0%A4%BE%20%E0%A4%85%E0%A4%AD%E0%A5%82%E0%A4%A4%E0%A4%AA%E0%A5%82%E0%A4%B0%E0%A5%8D%E0%A4%B5%20%E0%A4%9C%E0%A4%B2%20%E0%A4%B8%E0%A4%82%E0%A4%95%E0%A4%9F%20%E0%A4%8F%E0%A4%95%20%E0%A4%B5%E0%A4%BF%E0%A4%B6%E0%A5%8D%E0%A4%B2%E0%A5%87%E0%A4%B7%E0%A4%A3.pdf

अपन मतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

